# दू शब्द

पाँच गोट कथाक सङ्कलन, तँए पोथीक नाओं 'पंचदेव' राखल गेल अछि। 'पंचदेव'क एकसाए संग्रह अछि जे एकसंग प्रकाशित भऽ रहल अछि। साएओ संग्रहक कथा सभ श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ सङ्कलित कएल गेल अछि। मण्डलजी मैथिली-मिथिलाक ओहन रचनाकार छैथ, जनिक रचनामे वर्त्तमान अछि, यथार्थ अछि। तँए, भाषा-साहित्यक दुनियाँमे मण्डलजीकेँ सभठाम जानल-मानल जा रहल अछि।

मैथिली साहित्यमे उत्कृष्ठ रचना तथा जीवन्त भाषाक प्रयोग हेतु मैथिली साहित्यक एकल अन्तर्राष्ट्रीय पुरस्कार- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड' श्री जगदीश प्रसाद मण्डलेजीकेँ प्रदान कएल गेलैन। तैसंग 'यात्री सम्मान', 'विदेह सम्मान', 'विदेह भाषा सम्मान', 'विदेह बाल-साहित्य पुरस्कार', 'वैदेह सम्मान', तथा 'कौशिकी साहित्य सम्मान'सँ सेहो सम्मानित छैथ। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक आइ धरिक (4 अक्टुबर 2018) कथा सभकेँ सङ्कलन करैत बेहद प्रसन्नता भऽ रहल अछि। ऐ हेतु कथाकारक आभारी छी।

संगे, आदरणीय श्री मन्त्रेश्वर झा, डॉ. शिवशंकर 'श्रीनिवास', श्री रबीन्द्र नारायण मिश्र आ गजेन्द्र सर (श्री गजेन्द्र ठाकुर)जीक आभारी छी.! जनिक मार्ग दर्शन पाबि किछु-किछु कए रहल छी।

क्रमश: प्रो. धीरेन्द्र कुमार, डॉ. शिकुमार प्रसाद, श्री ओम प्रकाश झा, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री राजदेव मण्डल आ श्री दुर्गानन्द मण्डलजीक सेहो आभारी छी।

ऐ साएओ पोथीक रचनाकेँ पुस्तकाकार रूप देबए-मे श्री नन्द विलास राय, श्री राम विलास साहु आ श्रीमती पुनम मण्डलक भरपूर सहयोग भेटल, ई सभकियो प्रसंशाक प्रात्र छैथ। हिनका सबहक प्रति हम आभार प्रकट कए रहल छी। तैसंग, पूरक सहयोगीमे अपन तीनू सन्तान क्रमश: पल्लवी, तुलसी आ मानबक चर्च करब सेहो आवश्यक बुझि रहल छी। तीनू बच्चाकेँ धन्यवाद-आशीर्वाद।

आइ-काल्हिक भागम-भागकेँ देखैत अपने लोकनिक सुविधा लेल छोट-छोट पोथीमे श्री मण्डलजी-रचित छोट-पैघ सभ तरहक कथाकेँ जोड़ियेलौं हेन। आशा अछि अपने लोकैनकेँ नीक लागत। सादर...।

**उमेश मण्डल**

**निर्मली**

**24 नवम्वर 2018**

# कथाक सत्तैर-


वर्थ डे/09

सजल स्मृति/20

सेहन्ता/30

धोखा/40

एक मुठी घास/46

# वर्थ डे

चैत मरनासन होइते बैशाखक आगमन भऽ गेल। ओना, जहिना मासक जन्म भेने मास मरितो अछि आ जनैमतो अछि, तहिना ने मौसमोक मासुपन होइए।

भिनसुरका समय। प्रखर मौसम रहने सूर्यक किरिणोमे प्रखरता आबिए गेल अछि। चौक-चौराहाक दोकान-दौरी जे जाड़क मासमे सिरसिराइत अबेर कऽ खुजै छल ओ जेना-जेना गरमी धबैत गेल तेना-तेना सबेर खुजए लगल, तँए आब चारि बजे सबेरगरेसँ चौकक दोकान खुजए लगैए। ओना, दोकानो-दौरीक अपन-अपन हिसाब अछि। किछु एहेन अछि जेकर गहिंकी चारि बजे भोरेसँ पहुँचए लगै छै आ किछु एहनो अछि जे आठ बजेक पछाइत खुजैए आ किछु एहनो तँ ऐछे जे दस बजेक पछाइत खुजैए।

आने जकाँ जीवन काका सेहो चारि बजे भोरे चौकपर झूठ-साँच समाचारो सुनैले आ खेती-पथारीक गपो-सप्प करैले पहुँचबे करै छैथ। मौसमो अनुकूले रहै छैन। मौसम अनुकूल ई जे जहिना बारह मासक सालमे तीनटा मौसम रहने छहटा रीतु अछि, तहिना ने दिन-रातिक बीच सेहो दूटा मौसम अछि। तैसंग दूटा समरस सेहो अछिए। एकटा भेल राति-दिनक सीमानपर 'भोरक' आ दोसर भेल दिन-रातिक सीमानपर

‘साँझक’। ओना, दुनू मौसमक अपन-अपन गुण सेहो छइहे। जहिना पूर्बा हवा देहक ऊपरमे ठंढा लगैए आ देहक भीतर खौंतियबैए तहिना ने पछबा हवा ऊपरसँ खौंतियबैए आ भीतरसँ ठंढ बनबैए। खाएर ई तँ भेल हवाक बात, साँझ-भोरक अपन हिसाब अछि। जे दुनू दू गतिये चलैए। माने ई जे जखन हवा चलैत रहत, तखन एक रंगक भेल आ जखन हवा ठाढ़ रहत तखन दोसर रंगक भेल। मुदा से नहि, एक तँ शुरूक समय, जे अंगरेजीक बीतैत मार्च आ चढ़ैत अप्रीलक भेल, आ वसन्त रीतुक अधबेसू वसन्त भेल।

चौक-चौराहाक हवा-पानि पीब जीवन काका घरपर एला। ओना माल-जालकेँ सेबेरे घरसँ निकालि बाहरक नादिमे बान्हि खाइ-पीबैले सानी-कुट्टी लगाइए गेल रहैथ, जे खा कऽ मालो-जाल अरामसँ बैस गेल छल।

घरपर अबिते जीवन काका पहिने माल-जाल देखलैन। तीनू मालकेँ बैसल पौज करैत देख चोट्टे घुमि कऽ दरबज्जापर होइत आँगन गेला तँ देखलैन जे दछिनबरिया ओसारपर मन मारि पुतोहु बैसल छेली आ पछबरिया ओसारपर पत्नी दुनू पोती आ दूटा आन अँगनाक स्त्रीगणक संग चुपचाप बैसल छैथ आ मने-मन किछु विचारि रहल छैथ।

दुनू ओसारपर नजैर पड़िते जीवन काका तारतममे पड़ि गेला जे किए सभ एना ठकुआएल बैसल छैथ! अखन तँ भोरक समय छी, दिनक शुरूआतक समय, जे केतेको काज करैक समय छी, तखन किए सभ मन मारि बैसल छैथ? जँ भोरेमे लोकक काज हेरा जाए, माने नइ रहै तखन भरि दिन पानि डेंगोनाइ छोड़ि ओ करत की..?

आँगन-दरबज्जाक बीच मुँहथैरपर ठाढ़ भेल जीवन काका दछिनबरिया ओसारपर बैसल पुतोहुपर नजैर देलैन तँ देखलैन जे पुतोहुक आँखिसँ नोरक बून छिटैक रहल छैन। नोरक बून देख मने-मन सोचए

लगला जे किछु कारण जरूर अछि। मुदा जाबे ओ किछु बजती नहि, ताबे बुझबो केना करब..?

पत्नी दिस नजैर दैत जीवन काका बजला-

“किए सभ हड़ताल केने छी?”

पत्नी तँ ‘हँ-हूँ’ किछु ने बजलैन। मुदा मिरमिराइत पुतोहुक मुहसँ निकलल-

“रोशनक आइ वर्थ डे... ।”

‘रोशनक वर्थ डे’ सुनि जीवन कक्काक मनमे जोरक धक्का लगलैन। धक्काक कारण भेलैन जे तीन मास पूर्वे रोशन दुनियाँ छोड़ि चुकल छल। माने कल लगक खाधिमे जइमे कलक पानि जमा होइत अछि, ओही खाधिमे खसि रोशन जाड़े कठुआ कऽ प्राणान्त कऽ चुकल छल। शरीरक तँ अन्त भऽ गेलै मुदा जिनगीक अन्त केना मानल जाए। किछुओ दिन तँ घरवास केनहि अछि।

ओना, जहिना आन परिवारमे एक-एक बेकतीकेँ अनेको नाओंसँ पुकारल जाइ छै तहिना जीवनो कक्काक परिवारमे छैन्हे। जीवन काकाकेँ सेहो किछु गोरे ‘जीवन काका’, तँ किछु गारे ‘मन्नु बाबा’ तँ किछु गोरे ‘ब्रह्मानन्द बाबा’ सेहो कहिते छैन तहिना रोशनोकेँ कियो ‘रोशन’ तँ कियो ‘बेल’ तँ कियो ‘बेलबा’ तँ कियो ‘छोटका बौआ’ सेहो कहिते अछि।

पहिल बर्ख पुरलापर रोशनक वर्थ डे धुमधामसँ परिवारमे मनौल गेल छल, आइ दोसर साल छी। ऐ बिच्चेमे रोशन पौने दू बर्खक आयु पुरबैत दुनियाँ छोड़ि देलक।

जहिना गाम समाजक बुढ़-पुरान जीवितकेँ मर्तलोक  आ मृत्युकेँ मृत्युलोक  बुझबो करै छैथ आ बजबो करै छैथ तहिना जीवन काका सेहो पुतोहु दिस तकैत बजला-

“रोशन स्वर्गक सुख करैए, अपना सभ नर्कमे छी, तखन अनेरे जे

घर-परिवारक काज छोड़ि सभ चिन्तित भेल बैसल छी से अनेरे ने। दिनक जे भावी छल ओ भेल। तइले अनेरे सोग-पीड़ा केने की हएत। जे धारलिऐ से केलिऐ। जानि कऽ वा अनजानमे चूक भेल हएत, से ओ माफ करत।”

ओना बजैक क्रममे जीवन काका बाजि तँ गेला मुदा अपनो मन भीतरे-भीतर कानए-कलपए लगलैन। कानए-कलपए ई लगलैन जे रोशन तँ चेतनशील छल नहि, तखन ओकर बुधि केना क्रियाशील होइतइ आ विचारैत केना जे परिवारमे अहिना कनी कम-बेसी होइते छइ। तहूमे रंग-बिरंगक लोक सेहो रहिते अछि, तँए टुटी-फुटी कनी हेबे करैए।

रंग-बिरंगक माने भेल जे एक वंशक वा एक कुल-खनदानक रहने लोकक शरीरक रंग-रूप, लम्बाइ-चौराइ किए ने एक रंग हौउ, मुदा बुधि-विचार केना एक हएत। ओ तँ भीतर-बाहर दुनूक बीचक शक्ति छी, ओ तँ उमेरोक हिसाबे आ गतिशीलतोक हिसाबे कम-बेसी हेबे करत।

जीवन कक्काक मन ठमैक गेलैन। ठमैक ई गेलैन जे रोशन तँ ने आब ऐ धरतीपर आबि माइक दूध पीबत आ ने हमरे संगे हँसुआ-खुरपी नेने बाड़ी-झाड़ीमे खसैत-पड़ैत, कनैत-खिजैत जाएत, ओ तँ आब नइ रहल, ई तँ सभकेँ बुझए पड़तैन किने..?

तैसंग ईहो ने बुझती जे रोशन देहसँ हटि गेल, मुदा देही वा शरीरीसँ थोड़े हटल। ओ आत्मास्वरूप चेतन शक्ति छी, पौने दू बर्खक रोशनक ओ शक्ति तँ अपन आत्म-स्वरूपमे मिलि गेल अछि। जइसँ पौने दू बर्ख, एक्कैस मास भऽ गेल। एक्कैस मास चौरासी सप्ताह भऽ गेल आ चौरासी सप्ताह, सात गुणे बेसी दिन भऽ गेल, इत्यादि-इत्यादि भइये गेल अछि किने, तँए स्मृति सनेस नइ देत सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए।

अनायास जीवन कक्काक निराएल आँखिक बून एक-दोसरमे सटि-सटि टघार बनि गालपर होइत टघरैत रहबे करैन, तही बीच पुतोहुओ आ

पत्नियोँक आँखि चढ़लैन, आँखि चढ़िते विचारक संतरण हुअ लगलैन। तैबीच साउस–सुदामा–संतरण होइते सामंजस करैत पुतोहुकेँ कहलखिन-

“रोशन की तोरेटा छेलह जे हेरेलह आ तोरेटा दुख होइ छह, हमर पोता नइ हेराएल, बुड़हाक ‘बेल’ नइ हरेलैन! सबहक हेराएल! तँए आब सभ कियो अपन-अपन खेलौन नेने अपन-अपन जिनगीमे नइ लगबह तँ काल्हि-दिन केना चलतह।”

पत्नीक विचार सुनि जीवन कक्काक मन पघिल-पघिल कऽ गील हुअ लगलैन। बेलबाक रंग-रंगल रंग सबहक मनमे नाचए लगलैन। अँगनाक रूप बदलल। मन-चित्त दाबि सभ अपन-अपन दिनचर्या दिस बढ़ली।

आँगनसँ दरबज्जापर अबैत-अबैत जीवन कक्काक मन घुमए लगलैन। अपन घुमैत मन देख जीवन काका सोचलैन जे या तँ ओछाइनपर पड़ि रही या नइ तँ बैसिये जाइ। किएक तँ जखन अपने मन बेसमहार भऽ जाएत तखन तँ आरो बेसी नोकसान हएत।

दरबज्जाक ओसारक दछिनबरिया चौकीपर बैसते जीवन कक्काक मन पुतोहुक मुहसँ निकलल शब्द- ‘वर्थ डे’ पर गेलैन। कहाँसँ कहितैथ जे ‘जन्म साल’ छी, जन्म दिन तँ सम्भव नहि अछि। तारीख वा तिथिकेँ दिनक मिलान नइ होइए। वा ‘साल गीरह’ छी, यएह गीरह ने गोठिया कऽ गाँठ बनैए, जेकरा ‘वर्षगाँठ’ सेहो कहै छिऐ...।

मुदा लगले जीवन कक्काक मन पाछू घुमलैन। घुमिते देखलैन जे परिवार-परिवारक लोक टी.वी.क संग आब मोबाइलोमे वर्थ डे मनबैत, थोपड़ी बजा-बजा वर्थ डे गबैत देखैए-सुनैए। कोन माइक इच्छा नइ हेतैन जे कोखिया गुहारि हुअए। जहाँ धरि ‘वर्थ डे’क प्रश्न अछि, ई शब्द छी, बेसी-सँ-बेसी पाँति भऽ सकैए, मुदा भाषा तँ भाषा छी, गंगा सदृश अछि, जइमे नीक-अधला सबहक समावेश होइते अछि। तँए पुतोहुक

बात जीवन काकाकेँ अरूचिगर नहि रूचिगर लगलैन।

ओना तीनू गोरे–माने जीवन काका, जीवन कक्काक पत्नी सुदामा आ पुतोहु श्यामा–तीन दिस नजैर बढ़ौलैन, मुदा रोशनक 'वर्थ डे' किनको मनसँ सोलहन्नी नइ हटलैन। हटबो केना करितैन। जहिना जीवन कक्काक मनमे तहिना सबहक रोशन बसले छल।

भानसा-घरमे पएर दइते श्यामा चुल्हिकेँ गोड़ लगैत बजली-

"हे चुल्हि, अहीं छी आ हमहीं छी जे लालक माने रोशनक पहिल 'वर्थ डे'क दिन केना जीबैत लहलह करैत रहलौं। पहिल सालक 'वर्थ डे'मे ईबेर केत्ता कप चाह अतिथि-अभ्यागतक सेवामे लगा चुकल रही, मुदा आइ..!"

अबैत-अबैत विचारक क्षेत्रमे आबि श्यामा ठमैक गेली। ठमैकते ठकमुरा गेली। ठकमुराइते जेना जिनगीमे लगल जंग छुटि-छुटि जगलैन। जगिते मनमे उपकलैन- यएह छी जिनगी आ जिनगीक लीला। सभ जनै छी जे जे देह रूपमे जन्म लेलक ओ अन्त करबे करत। मुदा देह तँ देहेटा नइ छी, जँ सोल्होअना ओकरा माटियेक मानि लेब सेहो तँ उचित नहियेँ हएत। चलबो-फिरब आ सोचबो-विचारब दिस ने देखए पड़त।

एकाएक श्यामाक नजैर दौड़ैत रोशनकेँ दुनू हाथे पकैड़, कोरामे उठा, बीच आँगनमे ठाढ़, अपन छातीसँ लगौनेपर पड़लैन। जखन रोशन अपन पहिल साल गिरह पैरमे मौजा-जूतासँ लऽ कऽ देहमे शर्ट-पेन्ट, माथपर टोपी लगा मनौने रहए, ओइ संग परिवारो आ कुटुमो-समाज तँ भरि दिन रोशनेक विरुदावली गबैत रहला, मुदा अपन दोसर साल गिरह रोशन कहाँ देख पौलक! कहाँ हमहीं आकि ई चुल्हिये लहलहा रहल अछि..!

मन-चित्त समेट श्यामा जीवनक दुख-धन्धामे लगि गेली। मनमे उठलैन- पौने दू बर्खक बेटा दुनियाँ छोड़लक, की ओकरा मनमे हमहूँ-

सभ बसल हेबइ? नइ! हमरा सभ जकाँ ओ कहाँ रहल? ने ओ किछु बुझि पबैत हएत आ ने चिन्ह पबैत हएत। ने ओकरा बुझैक आ ने चिन्हैक किछु शेष हेतइ। ओकर सोचै-विचारैक जगहे मेटा गेल, ओ बिसैर गेल हमरा सभकेँ..!

श्यामाक मन थरथराए लगलैन। पानि जकाँ थरथराइत मनकेँ थीर केली। मन थीर होइते मुहसँ बकार फुटलैन-

“कोखिक सन्तान छल। अपना उकिते जे जनलिऐ से तँ करबे केलिऐ। आब बेसी-सँ-बेसी एतबे ने हएत जे अपन दिलक डायरीमे, सन्तानक संख्यामे लिखि कऽ राखब। जँ से नइ राखब तँ प्रसव पीड़ाक वेदना, मातृत्वक जे विशिष्ठता छी ओ हेरा जाएत। जइसँ नारीत्वक शक्तिमे कमी औत।”

मालक घरक थैरमे सुदामा काकी गोबर उठबैले बैसबे केली कि आँगनसँ पछुअबैत रोशनक स्मृति रूप आगूमे आबि गोबरकेँ देखबैत कहलकैन-

“ई-इ-इ..!”

सुदामा दादी बुझि गेली जे नान्हिटा बच्चा गोबर उठबए कहि रहल अछि। सुदामा काकीक मनमे ठहैक एलैन जे की गोबरकेँ घृणाक नजरिये देखा रहल अछि आकि क्रिया स्वरूप?

मुदा सुदामा काकीक सभ दिनक जे काजक अभियास छैन, ओइ अनुकूल बिना मनसँ जपनौं हाथ क्रियाशील भऽ गेलैन।

जखने हाथ काजकेँ पकैड़ कजियबैत जिनगीकेँ कबजियबए लगैत अछि तखने जिनगी कबजियाइत कीर्ति दिस बढ़बे करैए, सुदामो काकीक हाथ बढ़लैन।

आगू बढ़िते मनमे उपकलैन- ई तँ दुनियाँक लीला छी, जेते दिनक खातिर आ जेते भूमिका करैक भार लऽ कऽ रोशन आएल ओ करैत गेल।

मनमे उठिते सुदामाक प्रशान्त मन उदिग्न मनकेँ शान्त करैत रोकैत कहलकैन-

"करोड़ो तरेगनसँ सजल अकासमे साइयो जन्मो लैत आ टुटि-टुटि खसबो करैत, तँए कि अकासक शोभा-सुन्दरमे कमी होइए आकि विलीन होइए, नहि! ओ तँ रहबे करैए। अपनो परिवार ऐछे, तरेगने जकाँ ने बढ़बो करैए आ घटबो करैए। मुदा जैठाम बढ़ती-घटतीक समरूप रहत तैठाम घटवारि-बढ़वारि हेबे किए करत।"

प्रशान्त चित्त होइते सुदामा काकीक मन सहमलैन। सहमलैन ई जे चेतने-अचेतनेक बीच ने दुनियाँ चलि रहल अछि। जखन अही दुनियाँमे अपनो छी तखन ओहीक देखा-देखी ने अपनो चलए पड़त। अपन जिनगीक तँ यएह ने लेखा-जोखा हएत जे जइ दिन धरतीपर पएर देलौं तइ दिनक परिवार की छल, समाज की छल आ आइ की अछि। अही बीच ने कम-बेसी अछि, जइमे लोक अपन हारि-जीत बुझैए। अनेरे मनकेँ वौअबै छी...।

मुदा तैबीच पहिल गोबरक चोत सुदामा काकी उठा नेने छेली आ दोसर चोत दिस हिया कऽ देख रहल छेली, तखने बुझि पड़लैन जे ऐसँ नमहर अछि। उठि कऽ ठाढ़ होइते मनमे उठलैन- रोशनो तँ अपने अमलदारीमे आएल। माने ई जे अपने जीता-जिनगीमे एबो कएल आ गेबो कएल। केना कोनो दादी अपन पोताकेँ बिसैर जाएत? रोशनक दादी हमहीं ने छिऐ, पोता हमरे ने छल, की मनमे जे डायरी विधाता देलैन ओइमे एतबो जगह खाली नै अछि जे अपना रोशनकेँ अपनो मनमे लिखि राखब? पौने दू बर्खक रोशन पौने दू बर्ख जहिना सबहक संग संगी बनि संगबे जकाँ रहल तहिना ने संगबे जकाँ चलबो करत। मालक घर आबि रोशन जहिना गोबर देखबै छल, नाइद-खुट्टा देखबै छल, घूर लग बैस आगियो तपै छल, संगे-संग खेबो करै छल तहिना ने मन-मन्दिरमे बास करैत ताधैर बसैत रहत जाधैर बसै छी।

गोबर समेट कऽ उठा मालक घरसँ सुदामा काकी निकलली तँ चापाकलक चबुतरापर ठाढ़ श्यामापर नजैर पड़लैन। नजैर पड़िते आँखि उठा-उठा पुतोहु दिस देखए लगली तँ मन कहलकैन जे रोशन तँ हमर पोता भेल, असल तँ कोखिक रत्न जिनकर छेलैन हुनका मनमे की वरैस रहल छैन। लाल सागरसँ उठल वायु लाल बरखा करैत आकि काला सागरक कारी? मुदा तैकाल श्यामाक नजैर रोशनक ओ रूप देख रहल छेलैन जे दादीक आगू-आगू खेतक खाधिमे लग पहुँच देखबै छेलैन। ओना आगू-आगू रोशनकेँ बढ़ने सुदामा दादीक भार बढ़िते छेलैन मुदा तैयो रोशनकेँ ऐ दुआरे अगुएने चलै छेली जे बाल-बोध अछि, अखन हाथ-पएर असथिर नइ भेल छै, जँ अपने अपन भार कमबै दुआरे पोताकेँ पछुअबैत चलब, सेहो तँ नीक नहियेँ हएत। एक तँ जखने ओकरा पाछू करबै तखने ओ कानत, किएक तँ आगू केतए जाएब से ओकरा बुझले नइ छै, जँ देखलो-बुझल हेतै तँ चंग मन उचैंग गेल हेतइ। तैसंग ईहो तँ ऐछे जे अपनो आँखि (नजैर) अपने आगू ने देखत, जे पाछू रहत तेकरा केना देखत। तेकरा देखैक तँ उपाय यएह ने हएत जे ओकरा आँखिक आगू अपन आँखि राखब...।

अपन बेथाकेँ श्यामा सुदामा दादीपर थोपैत बजली-

“आब ने रोशन अछि आ ने रोशनक दुनियाँ। आब के बुढ़िया दादीक हाथक आँगुर पकैड़ पाछूओ-पाछू चलत आ आगूओ-आगू देखबैत चलत..!”

पुतोहुक बात सुनि सुदामा काकी ठमैक गेली। ठमैक ई गेली जे जँ पुतोहुकेँ किछु कहबैन तँ ओ अनेरे अपन दैनंदिनक क्रिया रोकि समोहमे पड़ि जेती, तइसँ नीक जे किछु बजबे ने करब। अही अगदिगमे सुदामा काकीक मन पड़ल छेलैन। तही काल जीवन काका दरबज्जासँ ई सोचि उठि कऽ कल दिस बढ़ला जे जहिना अपन मन बेलबाक स्मृतिमे वौड़ा रहल अछि जइसँ कोनो काजमे नजरिये ने सन्हिया रहल अछि, तहिना तँ

ने पत्नियोँ आ पुतोहुओकेँ होइत छैन। भानस घरसँ आगू बढ़िते जीवन काका देखलैन जे गोबरक पथिया माथपर नेने पत्नी, खेतमे खुनल गोबरक खाधि लग ठमकल माथपर भारी नेने ठाढ़ छैथ। तहिना पुतोहुओ कलक हेन्डिल पकड़ने सासुक उत्तरक आशा देख रहल छेली।

पत्नियोँ आ पुतोहुओकेँ देख जीवन कक्काक मन मानि गेल छेलैन जे दुनू गोरे अपन-अपन जीवन क्रियामे लगि गेल छैथ। मुदा अपन मनक स्मृति जीवन क्रिया दिस बढ़ए नहि दैन। रंग-रंगक प्रश्न मनमे बर्खाक बुलबुला जकाँ उठैन आ लगले फुटि-फुटि विलीन होइत जाइन। मुदा बर्खोक तँ किछु बुलबुला एहनो होइते अछि जे लगले नहि फुटि पानिक टघारक संग किछु दूर धारा पकैड़ संग धरिया-धरिया बढ़ितो अछि। ओना, छी तँ पानियेँक बुलबुला जइमे स्थायित्व नहियेँ छै मुदा तैयो अपन जिनगी बँचबैत किछु दूर धरि तँ बहिते अछि।

अनायास जीवन कक्काक मन परिवारसँ सर-समाजक ओइ असिरवादपर आबि अँटैक गेलैन जे रोशनकेँ आशीष रूपमे दैत देखने-सुनने छला। ओ विचार फुटि जीवन कक्काक मुहसँ निकललैन-

“कहाँ रोशन दीर्घजीवी भऽ सकल! कहाँ ओ अपन भविसक भवितव्य देख सकल!”

ओना जीवन कक्काक मुहसँ निकैल तँ गेलैन मुदा लगले प्रशान्त मन शान्त करैत कहलकैन-

“ई तँ दुनियाँक खेले छी जे सभ अगिले आशा देख जिनगीकेँ क्रियाशील बनबैए।”

प्रशान्त मनक शान्तचित्त चेतैबते जीवन कक्काक विचारक रूप बदललैन। विचारक रूप बदैलते मन कलशलैन। कलैशते नब टुस्सा जकाँ मन टुस्कियेलैन। टुस्कियाइते जहिना गाम-घरक पानि धारा बनि धार बना गंगामे मिलि गंगासागरसँ मुँह मिलैए तहिना जीवन कक्काक

विचारमे सेहो एलैन। एलैन ई जे सबहक तँ बुझले-गमल, देखले-सुनल अछि जे खाली जीवनेक पोताक संग परिवारमे नहि, आनो-आन अनेको परिवारमे अहिना होइत आबि रहल अछि। एक बाबाक नहि सैयो-हजारो बाबाक पोताक अन्त अहिना भेल अछि, आगूओ हेबे करत। तइले अनेरे मनकेँ विघ्न करैत बेधै छी। जेते समय बेधैत रहत ओते तँ जिनगियेक क्रिया ने ह्रास करत। मन ठमकलैन। ठमैकते जीवन काका बुदबुदेला-

"जेतबेटा औरुदा किए ने रोशनकेँ भेटल हौउ, मुदा छल तँ ओ बेदाग, तखन किए ओकर जिनगी एतबेटा भेल?"

मनक उठल प्रश्न जीवन कक्काक मनेमे घुरिया लगलैन। मुदा उत्तर नहि भेट उत्तेजित होइत संकल्पित भेला। नहि! बेलबा हेराएल कहाँ अछि ओ तँ आँखिक सोझहेमे अछि जे खाली बेलबे नहि, हजारो-लाखो बेला जाड़क खाधिक पानिमे खसि-खसि अन्त करबे करैए। मनमे अबिते दरबज्जापर आबि बैस रहला।

दरबज्जापर बैसल जीवन कक्काक मनमे उठलैन- रोशनकेँ पहिल 'वर्थ डे' दिन सभ कियो दीर्घजीवीक असिरवाद देलखिन, नीक भविसक शुभकामना सेहो देलखिन। मुदा रोशन अपन 'वर्थ डे' कहाँ देख पौलक..!

जीवन कक्काक मन-मियादि उनटए लगलैन, मनकेँ चारू भागसँ अशान्ति घेर लेलकैन। जीवन-मृत्यु आगूमे आबि ठाढ़ भऽ गेलैन। पछाइत जीवन-मृत्यु स्वयं एक प्रश्न बनि शान्त केलकैन।

❑ साभार : स्मृति शेष

# सजल स्मृति

एक जनवरीक दिन। मासक अन्तिम दिन डॉक्टर सोनी देवी इंगलैंडक अस्पतालसँ सेवा निवृत्ति हेती। रबि दिन, अस्पताल नै जेबासँ निचेन रहने ओछाइनो छौड़ैमे किछु बिलम भेलैन आ परिवारक काजोमे ढील-ढाल रहबे करैन। सुति उठि, बिनु मुँह धोने दू कुर्ड़ा पानि फेकि, बिजलीक चुल्हि पजारि डॉक्टर सोनी देवी कॉफी बनौलैन। ठण्ढ मुल्क रहने चाह सोलहन्नी भरपाइ नै कऽ पबैए। आन दिन जकाँ दू गिलास बनबैक जरूरतो नहियेँ भेलैन।

एक तँ ओहुना मन असकताएल तैपर काजक सुभिता भेने अनुकूलता अबिते अछि। जे डॉक्टर सोनी देवीकेँ सेहो भेलैन। आन दिन तँ अस्पतालक काज मनकेँ अपना दिस बहटारने रहै छेलैन से नै रहने मन अपन परिवार दिस घुमौलकैन। घुमिते मन पतिपर गेलैन। पति डॉक्टर मनमोहन सेहो सर्जन पदसँ एकतीस दिसम्बरकेँ सेवा निवृत्ति भेला जेकरे हिसाब-किताब दइले तीन दिन पहिने अस्पताल गेला, अरवन धरि किए ने एला। काल्हिये तक तँ नोकरी छेलैन।

भरिसक केतौ हिसाब-किताबमे ने तँ लटपट भेलैन। पतिक काजक लटपटसँ सोनी देवीक मन गहियेलैन। गहियेलैन ई जे ऐ अबस्थामे काजक लटपट भेने काजो भरिया जाइ छइ। हाथोक काज

अनका हाथ गेने जुति-भाँति बदैले जाइ छइ। जँ से भेल हेतैन तँ पेन्शन जे लटपटेतैन से तँ लटपटेबे करतैन जे जिनगी भरिक सभ केलहा-धेलहा सेहो पानिमे चैल जेतैन। पानिमे ई जेतैन जे जइ कुरसीपर बैस आनक काज करै छेलौं, तैठाम आन अपन काज करत। तँए अपन किरदानी लोककेँ अपने बिसाइ छइ। तहूमे सेवामे रहैत तँ किछु बँचितो छै जे सेवा निवृत्तिक पछाइत तँ ओहो धुआ जाइ छइ। मुदा उपय? 'उपय' लग अबिते सोनी देवीक मन ओहिना अड़ियेलैन जहिना कोनो बोहैत धारक आगू बान्ह पड़ने अड़ियाइ छइ। मुदा जहिना धाराक पानि पाछूसँ अबैत धाराकेँ रोकैत ठमकैत फुलऽ लगै छै तहिना सोनी देवीक मन फुलेलैन। फुलाइते नजैर अपना दिस बढ़लैन। बुदबुदेली-

"एकतीसम दिन अपनो यएह गति हएत!"

मुहसँ अपन गति फुटिते सोनी देवीक मन जिनगीक स्मृतिमे डुमि गेलैन। हृदैक पुरना डायरीक पन्ना उनटए लगलैन। केतए गेल ओ गामक सखी-बहिनपा, पाबैन-तिहार, मेला-ठेला, खेनाइ-पीनाइ आ ओढ़ब-पहिरब? पाछू दिस बढ़िते डॉक्टर सोनी देवीक मनक डायरीक पहिल पन्ना उनटलैन। जहिना किताब उनैटते पहिल पृष्ठ सोझहा अबैत तहिना सोनी देवीक सोझ स्मृतिक डायरीक पन्ना उनटलैन। उनैटते जन्मक कथा भेटलैन। मात्रिकमे जन्म भेल छल जे डेढ़-सालक पछाइत अपन गाम (माए-बापक) एलौं।

ओना, दोसरो-तेसरो धी-बेटीक सन्तानक परम्परा नैहरक रहल, मुदा पहिल सन्तान तँ अनिवार्य रूपे रहबक परम्परा अदौसँ अबिते अछि। जन्म मन पड़िते, अपन नाना-नानी, मामा-मामी, भाए-बहिन, सर-समाज चौबगली घेरि लेलकैन। अनायास हाथक ओंगरी घुसैक दोसर पृष्ठपर पहुँचते उनैट गेलैन। पृष्ठ उनैटते डॉक्टर सोनी देवीक नजैर बाप-माएपर पड़लैन। मन पड़लैन डॉक्टर सोनी देवीकेँ, जखन दू बर्खक रही आ चुल्हितर माए भानसो करै छेली आ हमरा खुआ-पीआ कऽ, अपने बीच

(माने एक भाग सोनी देवी, दोसर भाग आगिक चुल्हि, तैबीच)मे आगूमे जहिना चिड़ै-चुनमुनी चहरा आनि अपना बच्चाक आगूमे छिड़िया दइ छै (ओना, पहिने लोलसँ लोलमे दइ छै) जेकरा बीछि-बीछि बच्चाकेँ खाइत देख माइक हृदैक धार बहए लगैत तहिना ने हमरो आगूमे धानक, रमदानाक, भैंटक, मलकोकाक आ खुभीक लाबा छीटि दइ छेली आ बीछि-बीछि खाइत देख मने-मन गंगा स्नान करैत रहै छेली। तही बीचमे ने भात, रोटी, तीनम, तरकारी सेहो सभ सीखबै छेली। कोनो कि अनाड़ी माए रहैथ जे सुतैकालक ओछाइन-बिछाइनिक नाओं नै सीखा खेबा-पीबा कालक सिखैबतैथ। चुल्हिये लग ने पहिने भात सिखौलैन पछाइत अरबा-उसना भात सिखौलैन। तइ पछाइत ने मोटका-मेहीका, बसिया-तेबसिया इत्यादि सिखौलैन। ओना, सीखेबे नै केलैन, मुहसँ बोलो फोड़लैन। भलेँ ताबे कण्ठ, जीह, मसुहैर, दाँत इत्यादि नीक जकाँ सड़ास नै भेल रहए तँए अधखड़ुए बोल मुहसँ निकलए। दाँतो अदहे-छिदहे भेल रहए।

ऐगला पृष्ठ उनैटते डॉक्टर सोनी देवी ओ दिन देखलैन, जइ दिन पिताक संगे जा स्कूलमे नाओं लिखौलैन। चारि-पाँच बर्खक भऽ गेल रही। चारि बर्ख पुरि, पाँचम चढ़ि गेल रहए, मुदा पुरल नै रहए। गामेक स्कूल गामेक चटिया। सेहो टोले-पड़ोसेक। किए मिसियो भरि अनभुआर लगितए। अनभुआर तँ ओतए चटियाकेँ लगै छै जेतए देशक कोण-कोणसँ आएल पाँच बर्खक बच्चाक बीच रंग-रंगक बोली, रंग-रंगक चालि-ढालि, रंग-रंगक खेनाइ-पीनाइ रहै छइ। जैठाम से नै तैठाम अनभुआरे की हएत। दुर्गापूजाक समय सखी-बहिनपाक संग केना चारि बजे भोरे उठि, फुलडाली लऽ सिंगहारक, अरहुलक, चम्पाक फूल लोढ़ि पूजा लेल दुर्गास्थान पहुँचबै छेलौं। पहिने फूल लोढ़ि फुलडाली आँगनमे रखि लइ छेलौं, पछाइत चिक्कैन माटिसँ सबहक संग दुर्गास्थान नीपै छेलौं आ तेकर बाद आँगन आबि-आबि नहाइ छेलौं, नव वस्त्र पहीरि फूलक

फुलडाली देवालय पहुँचबै छेलौं। भीतरे-भीतर डॉक्टर सोनी देवी स्मृतिक डायरीक पन्ना पढ़ि-पढ़ि विस्मित होइत गेली।

मन पड़लैन पाबैनक उपास। रामनवमी-कृष्णाष्टमी, देवोत्थान, हरिवासय, नर्क निवारण चतुर्दशी। सभ छुटि गेल।

छुटिते मन उमकलैन। जहिना गाए-महींस उमैकते बोलियो दैत आ मलकबो करैत तहिना सोनी देवीक मन उमकैत बोली देलकैन। की नै छूटल? गामक परिवार छूटल, समाज छूटल, पाबैन-तिहार छूटल। उपास-व्रत छूटल, देवी-देवता छूटल, देववाणी छूटल! छुटि गेल अपन खान-पान, अपन ओढ़न-पहिरन! जैठाम छी तैठाम जे पाबैन-तिहार आ देवी-देवता छैथ, ओ भिन्न छैथ तइसँ नै जाइ छी। पाबैन नै करै छी। जहिना गामो-घरमे किछु पाबैन एहनो होइए जे सभ करै छैथ। आ एहनो होइए जे किछु गोरे करबो करै छैथ आ किछु गोरे नहियोँ करै छैथ। एहनो तँ हेबे करैए जे जँ साल दू-साल तीन-साल छुइटो जाइए तैयो फेर जान-पराण दऽ लोक जीआइए लइए। जँ से नै जीअबैए तँ तीनसला-चरिसला रौदी-दाहीक कहात् समय भेने नवान छुटि फेर कुशियारक गोभ जकाँ पनैप केना जाइए? लगले सोनी देवीक मन अगहनक नवान (ओना, कातिकोमे नवान होइ छइ।) सँ पाछू डेगे ससरली तँ छैठ पाबैन कुदि कऽ आगूमे एलैन। छैठपर नजैर पड़िते मन चकोना भेलैन।

चकोना होइते एकटा कोणमे देखलैन छैठक सुरूजक अर्घ। मुदा वएह सजल कोनियाँ पहिलो दिन आ दोसरो दिन निवेदित होइत। ओकरे नवेद्य पड़ैत। ओना, मिथिलांचलक पाबैनक पद्धति छी, पटनियाँ भलें सौंझुका कोनियाँ साँझेमे उसारि रखि भोरुका कोनियाँ अलगसँ किए ने सजबैत। खाएर जे से। अदौसँ उदय-अस्त वा अस्त-उदयक नमस्कार निवेदित करबाक परम्परा रहल अछि, अखनो अछि। अखनो दुआरपर पहुँचैत पाहुनकेँ ऐबतो आ जाइतो हाथ जोड़ि नमस्कार निवेदन निवेदित होइते अछि। लगले मन फेर घुसैक चौमुखी दीप सजल कुड़पर गेलैन।

केना बाँहिसँ पकैड़ आँगनसँ छैठक घाटपर लऽ जाइ छेलों आ घाटपर सँ जरैत दीपक कुड़ आँगन नेने अबै छेलौं। भलेँ ओ दुनू कुड़ो आ दीपो माइटेक बनल किए ने रहौ, मुदा आगिमे पकौल रहला पछाइतो तँ माटिपर खसने फुटबे करैत। केते होशियारीसँ काँखतर दबने जाइ छेलौं आ अबै छेलौं। लगले मन मुरैछ गेलैन। मुरछलैन ई जे अखन देखै छी जे एक घन्टा दारू पीबैमे बिलम भेने लोक पगला कऽ पगलपनी करब शुरू कऽ दइए आ केना सतरहे-अठारहे बर्खमे हरिवासय उपास, अन-पानि छोड़ि कऽ लइ छेलौं। (हरिवासय उपास अढ़ाइ दिनक होइ छइ।) सभ छुटि गेल। छुटि गेल मात्रिक, छुटि गेल नैहर, छुटि गेल सासुर (जे अपन घर होइत) छुटि गेल सभ समाज। एकाएक जेना मनमे तरसँ बमगोला छुटलैन। बमगोला छुटिते अवाज निकलल-

"जखन सभ किछु छुटि गेल तखन रहल की। यएह ने मृत्यु छी जे जड़-चेतनक विछोह भेल।"

जीवन-मृत्युक बीच झुलैत डॉक्टर सोनीक मन कदमक गाछक ओइ झूलापर गेलैन, जेतए आस मारि झूलल रहैथ। तही बीच स्मृतिक डायरीक ओ पन्ना उनैट गेलैन जइमे मेडिकल कौलेजमे प्रवेशक चर्च छल। केना हाइए स्कूलमे डॉक्टर बनैक मनकामना केने रही। जँ से नै केने रही तँ दसमेसँ किए बायोलौजी पढ़ब शुरू केने रही। जिनका इंजीनियर बनैक रहैन ओ गणित पढ़ै छला। त्रिवेणी जकाँ केते नीक संयोग छल, एक तँ महिला आरक्षित सीट, तैपर नीक नम्बरक संग कौलेजक सम्बन्धित प्रोफेसर। एकाएक प्रवेश दिनक राखल पत्रपर नजैर पड़लैन। एक थाक पत्र एकटा ललका झोरामे थकियाएल परिवार, समाज, कुटुमक संग विभागक राज्ये नै देशोक आशा तँ हमर भविसपर छइहे...।

अपनो जखन कौलेजमे पढ़ैत रही तँ झण्डा उठौने रही जे जन-जन तक चिकित्सा भेटौ। मुदा भेल की? केतए गेल अपन संकल्प केतए गेल

अपन व्रत। मुदा तइ समय कहाँ बुझै छेलौं जे एना देश छोड़ि आन देशमे जीवन बीतत। हमरासँ समाजकेँ कथी उपकार भेलइ। जइ दिन मेडिकल कौलेजमे नाओं लिखौने रही तही दिन केते गोरे डॉक्टरक माला पहिरा असीरवाद देलैन। केतए गेल ओ असीरवाद। ओ अपन कर्तव्य पुरबैत असीरवाद देलैन। मुदा असीरवादक उत्तर हम कथी देलिऐन। केना समाजशास्त्री मनुखकेँ समाजिक जीव मानलैन। मुदा भेल एना किए?

नव प्रश्न उठिते डॉक्टर सोनीक दहिना हाथ सेहो डायरीक ऐगला पृष्ठ उनटौलकैन। डॉक्टरी डिग्री लेला पछाइत बिआहक गप-सप्प उठल।

साल भरि पहिने डॉक्टर मनमोहन कौलेजसँ निकलल छला। छह मास धरि जहाँ-तहाँ नोकरीक लेल बौएला, मुदा केतौ गर नै लगलैन। तखन देश छोड़ि बाहर जेबाक विचार केलैन। इंगलैंडमे भेकेन्सी रहै, आवेदन केलैन नोकरी भऽ गेलैन। गामो-घरमे नव-नौतुक डॉक्टरकेँ पहिलुका डॉक्टर थोड़े बास हुअ दिअ चाहैए। तैसंग अपनो काजक प्रसार नहियेँ भेल रहए जे काज कुदि कऽ आगू आबि गवाही दइतै। तँ अहुना जहिना सभ अपना बेटाकेँ इंजीनियरे-डॉक्टर बनबए चाहैए तहिना ने नोकरियो अमेरिका, इंगलैंड देतइ। जाइले सभ चाहैए। एक तँ अहुना डॉक्टर बनि मनमोहन जेता, परोपट्टामे चर्चक विषय बनि गेल छल। पितोकेँ बिआहैक रहैन। जुआक पाशा जकाँ अपन सम्पैत अरोपि बिआह कऽ देलैन। इंगलैंड एलौं। अपनो नोकरी भेल। तीनटा बालो-बच्चा भेल जेकरा पढ़ेलौं-लिखेलौं। मुदा बिआह केलक अपना विचारे। ओना, सभ नोकरिहारा, तँए परिवार चलैक गर पकड़िये लइ छैथ। मुदा अपना किछु रहल कहाँ लगमे। (लगक माने अनुकूल जीवन। अनुकूल जीवन माने मिथिलाक जीवन-दर्शन।) आँखि जखन डायरीक नीचला पाँतिपर गेलैन तखन देखलैन जे केना सृष्टिक विकासमे पुरुष-नारीक योगदान होइ छइ। केना सन्तानोत्पति होइ छइ। की प्रसव पीड़ाकेँ बहलैत मनक सुख बुझि नारीक नारित्वकेँ निमुआँग कएल जाए? केना अपन जन्म मात्रिकमे भेल,

माएसँ माए जोड़ल छेली। दुनू परानी अनुभवी शिकारी छला। (नाना-नानी सन्तानोत्पतिक) सम्बन्ध सूत्र तेना बनल अछि जे बाँस-केरा जकाँ ओधिसँ ओधि जुड़ल अछि। मुदा ऐठाम तँ सभ टुइटो गेल आ जे बँचल से छुइटो गेल। टुटल अपन परिवार-समाज आ छुटल ऐठामक नोकरीक जिनगी। जैठाम लोक कमाइ-ले जाइए आ समाज बनै छै, ओ भेल नोकरिहारा कमौआक समाज। मुदा सेवा-निवृत्तिक पछाइत ओ अनेको कारणे छुटए लगै छइ। छुटए की लगै छै जे जहिना दिन बढ़ने काज बढ़ै छै आ दिन घटने काज घटै छइ। तँए ने गरीबीकेँ दिन घटब आ अमीरीकेँ दिन बढ़ल कहल जाइ छइ।

मेलाक यात्री जकाँ धक्कम-धुक्का खाइत डॉक्टर सोनीक मन ठेहियेलैन। मुदा लगले ठेही उतैर गेलैन। उतैर ई गेलैन जे डॉक्टर छी, भेल तँ दस-बीस बर्ख आरो जीब, कहुना पेंशनोपर कटिये जाएत, तरखन भेल मरैबेर। अपनो बुझै छिऐ आ आनो सभ बुझिते छैथ जे मरैबेर एहेन पीड़ा होइ छै जे लोक मरिये जाइए। मुदा युगोक तँ अपन धरम होइ छै, जखन लोकक मन मानि लइ जे दू-तीन दिनमे मरि जाएब तरखने किए ने मतबैबला निशाँक सुइया लऽ लेत जे पीड़ा हेबो करतै तँ बुझबे ने करत। जइसँ सुखेसँ मरब हेतइ। सभ तँ सएह ने चाहै छैथ। कनैत तँ सभ अबैए, हँसैत जाएब ने मुकद्दरक सिकन्दर भेल।

नअ बैज गेल। अखन तक डॉक्टर सोनी ने मुँह-कानमे पानि नेने छेली आ ने अपन नित्यकर्मसँ निवृत भेल छेली। घड़ीपर नजैर पड़िते मन हरहरेलैन। जलखै बेर भऽ गेल, मुदा लगले मन बदैल गेलैन। छुट्टीक दिन छीहे, अनेरे किए चुल्हिमे हाथ घोंसियाएब, तइसँ नीक जे बिस्कुट संग चाहे पीब लेब। जहिना अगम पानिमे हेलनिहारक सभ किछु अगम भऽ अगमा जाइ छै, तहिना सुगम पानिमे हेलनिहारकेँ सेहो सभ किछु सुगमा जाइ छइ। डॉक्टर सोनियोँकेँ सहए भेलैन।

चाह-बिस्कुट आगूमे डॉक्टर सोनी रखिते रहैथ आकि डॉक्टर

मनमोहन पहुँचलखिन। सुखाएल मुँह, हदास उड़ल चेहरा। पतिकेँ देख डॉक्टर सोनीक मनमे एकाएक जोड़क धक्का लगलैन। धक्का ई लगलैन जे जखन काजसँ अवकाश भेटलैन, तखन जान हल्लुक भेलैन की भारीए। जखन जान हल्लुक भेलैन तँ मनमे खुशी हेबा चाही किने, से किए ने छैन। मुदा किछु छी तँ परिवार छी किने, परिवारक सभकेँ अनुकूल बनि चलबे ने परिवार चलब भेल। कुशल-समाचार पुछब छोड़ि डॉक्टर सोनी पतिकेँ कहलखिन-

"रस्ताक मारल आएल छी, भूख-पियास लागल हएत, पहिने किछु खा-पीब कण्ठ सर्ड़ास करि लिअ तखन कुशल-समाचार हेतइ।"

कहि अपने-ले आनल चाह-बिस्कुटमे सँ बाँटि दुनू गोरे, बिस्कुट तोड़ि मुँहमे लेलैन। मुदा जेना चिराकी चाउर खेने मुँह लठिआइ छै, तहिना डॉक्टर मनमोहनकेँ होइन, मुदा गिलासक पानि पीब कण्ठ सर्ड़ास करैत बजला-

"पाँच साल आरो नोकरी करैक आवेदन देलिऐ। मुदा दोसर, जेकर परमोशन हेतइ, एहेन विरोध केलक, जे नै भेल।"

जेना डॉक्टर सोनीकेँ बुझले रहैन तहिना टपैक पड़ली-

"तीनियेँ साल-ले दैतिऐ।"

मुदा डॉक्टर मनमोहनकेँ थाहल-नापल काज तँए गम्भीर होइत बजला-

"तीनियोँ साल-ले देने काज थोड़े होइत। जे विरोध केलक ओकरा अढ़ाइए बर्ख नोकरी बँचल छइ।"

डॉक्टर सोनी-

"जखन ओ जुनियरे भऽ काज करै छला तखन हुनके किए ने बुझा-सुझा देलिऐन।"

पत्नीक विचार सुनि डॉक्टर मनमोहनक मन मड़कलैन। मड़कलैन ई जे सभ अपन पद, प्रतिष्ठा आ धन चाहैए, तैठाम कहब उचित होएत। मास दिनक पछाइत जखन डॉक्टर सोनियोँ सेवा निवृत भेली तखन दुनू परानी अपन कपार मिलौलैन। साल भरि दुनू परहेज केने रहला। परहेज ई जे बिनु कमौआ पुतकेँ कमौआ घरवालीक आगू विधवे बूझल जाइए। तँए दुनूक बीच-सधवा-विधवाक सम्बन्ध बनि गेल छेलैन। भिनसुरका कॉफी पीब दुनू परानी मनमोहन-सोनी गद्दीबला आराम कुरसीपर मलड़ैत चीत गरे ओंगठि (जेना अखड़ाहापर खलीफा चीत होइए, तहिना) भविसवाणी करए लगला।

भविसवाणीक जरूरतो तँ रस्तेक मोड़पर ने होइत। नोकरी जिनगीसँ दुनू बेकती सेवा-मुक्ति भेल छला। जिनगी जीबैले सेवा आवश्यक अछिए। जँ सेवे नै तँ मेवा केतए फड़त। सेवाक विचार मनसँ हटिते अपन जिनगीक योग-क्रिया आ भोग-क्रिया टपैकते अछि। मुस्की मारि डॉक्टर मनमोहन बजला-

“मन होइए जहिना पहिलुका लोक ढाका-बङ्गालमे कमाइतो छल आ मिथिलाक भूमिकेँ पकैड़ घरो बनौने छल, तहिना ऐठामक सभ किछु बेचि-बिकीन गामे चैल जाइतौं।”

पतिक विचारमे बिठू कटैत डॉक्टर सोनी बजली-

“गामक लोक पूछत?”

मजाके-मजाकमे दुनू बेकती विचार-मणि दिस विदा भेला। रस्ताक मोड़ टपिते जेना डॉक्टर मनमोहनकेँ फुरलैन, बुदबुदेलथि-

“जेना गामक सुरता मनकेँ पकैड़ रहल अछि।”

पतिक मनक सुरता सुनि डॉक्टर सोनी जिनगीक बाटमे हरा गेली। सिनेमाक रील जकाँ मातृकक जन्मसँ पटना हवाइ अड्डा तकक जीवन-यात्रा आगूमे ठाढ़ भऽ गेलैन। बजली- “आब की करब?”

पत्नीक विचारकेँ डॉक्टर मनमोहन जीवन संगीक प्रश्न बुझि गम्भीरतासँ लेलैन। बजला-

“अबैकाल किछु परिस्थितिवश आ किछु लोकोक मुँहक बोलसँ प्रभावित भऽ केलौं, अपनो जीबठ बान्हि अपने गाम-समाजमे अपन जिनगी ठाढ़ करितौं। मुदा से भेल नहि। मिथिला सन धरती जे त्रिगुण मौसमक बीच अपन अजर-अमर देह धारण केने छैथ, तइ धरतीकेँ छोड़ि ऐठाम एलौं। पैंतीस सालक जिनगी गामक जिनगीसँ अलग जिनगी बना अपनाकेँ ठाढ़ केलौं।”

कहि चुप भऽ गेला।

पतिकेँ चुप होइत देख डॉक्टर सोनी बजली- “चुप किए भेलौं? अपनो अनुभव कऽ रहल छी जे परिवारिक जिनगीसँ समाजिके जिनगीटा सँ नै हटलौं, शरीर जलवायु अनुकूल अपनाकेँ अंगेज बना लइए। तेतबे नै, देहक क्रियासँ आगू समाजिक क्रिया सेहो अछि।”

पत्नीक विचार सुनि डॉक्टर मनमोहन ठमैक गेला। ठमैक ई गेला जे रहैक घरसँ लऽ कऽ खेनाइ-पीनाइ, बजनाइ-भुकनाइ सभ किछु बदैल गेल। गाम जेबाक मनकेँ तँ बुझबए ने पड़त, जे जेठक रौदा, भादवक पानि, माघक जाड़केँ पचबैक शक्ति अछि किने। बजला-

“जँ मन गाम जाइक अनुकूलो हएत तँ शरीर नै गछत।”

“तखन?”

“तखन एतैसँ गामकेँ गोड़ लगैत रहू जे अहाँ बड़ सुन्नर छी, मिथिलामे बास करै छी। जेतए जनक सन राजा भेला सीता सन जगतजननी भेली। जामंतो रंगक फुलक फुलवारीसँ सजल फुलवारी छेलैन। गुरुक संग राम एला, धनुष तोड़ि चारू बहिन सीताक संग चारू भाँइक बिआह भेलैन। वएह मिथिला छी।”

❑ साभार : लजबिजी

